निरधन मस्तीमे मुस्कुराइत कऽ रहल अछि, से छगुन्ता लगए। ईहो छगुन्ता लगए जे माछसँ परहेज केने अछि जे ने माछ छूब आ ने खाएब। मुदा टौहकी तँ ओकरे मारैले ने बनबैए, से किए ने काजो छोड़ैए...।

मुदा फेर हुअए जे नेतासँ निरधन बाबाजी बनल अछि, जँ मिलानोसँ पुछबै आ ओ फटहा बबाजी जकाँ कहीं उनटा फटकन लगा दिअए, तखन तँ अनेरे जेहो एकरत्ती गाममे सिनेह पेलौं सेहो धारक पानिक बेगमे अपने धुआ जाएत! तइसँ नीक जे किए ने निरधनक बात निरधनेक मुहेँ सुनी। मुदा मनमे

ईहो हुअए जे आन परदेशिया जखन गाम अबैए तखन अपन मालिक-मलिकानिक संग देश-कोसक तेते भूमिका बान्हि बजैए जेना गामक समाजो शहरी भऽ गेल हुअए..! मुदा की कैरतौं! मनक नागकेँ जमुना धारमे नाथि जमुनिया रंग चढ़बैत कहलिऐ–

"निरधन, केते दिन वैष्णव भेना भेलह?"

ओना, अपन मन कहैत रहए जे निरधन तँ दूधा वैष्णव अछि, माने जे जिनगीमे ने कहियो झूठ बाजल आ ने छल-प्रपंच केलक, सभ दिन अपन जीवन-यापन अपन श्रम-शक्तिक बले केलक, ओकरा की कहल जाए। रहल बात किछु खाइ-पीबैक परहेज करब, तइले कण्ठीक कोन प्रयोजन छइ। समाजक अस्सी-सँ-नबे प्रतिशत ओहन परिवार अछि जेकरा माछ-मौस सन वस्तु कीनैक तागत नै छै, ओ परहेजे की करत। मुदा तैयो निरधनक मन टोबैत रही जे एहेन तँ ने मनमे छै जे जहिना मछुआरा काज करैबला गाए-महींस पोसब दिस नइ तकैए तहिना ने गाए-महींस पोसनिहार सेहो मछुआरा दिस नइ तकैए। मुदा जेना अपन तीस बरख पहिलुका जिनगीक स्मृतिमे निरधन वौआइत रहए...।

बाजल–

"भाय सहाएब, जहिना अपना सभ कण्ठ फाड़ि-फाड़ि अपन बेथा-

कथा गाम-गामक लोककेँ कहैत सरकारोकेँ कहै छेलिऐ, मुदा सुननिहार केहेन बहीर रहए से मन छह आकि बिसैर गेलहक?”

निरधनक बात कोनो भाँजेपर ने चढ़ल। जे बात भाँजेपर ने चढ़ल तइमे की बुझलौं, की नइ बुझलौं तइ झमेलसँ अपनाकेँ कात करैत पुछलिऐ–

“निरधन, मन रमै छह किने?”

‘मन रमै छह किने’ सुनि निरधन रमता जोगी जकाँ बाजल–

“भाय सहाएब, तीन साल गुरुमंत्र नेना भेल हेन, तइमे केतेको अमैयो भनडारा पुरलौं आ केतेको कतिको, एक-पर-एक दाता दुनियाँमे भरल अछि।”

मनक गदगरीसँ बुझि पड़ल जे भरिसक निरधनकेँ मनलग्गू काजसँ भेँट भऽ गेलइ। कहलिऐ–

“अपनो भनडारा करै छह कि खाली अनके कैतका खीर आ अमरस्साक मालदह पबै छहक।”

हमर बात जेना निरधनक मनमे मोहैन चला देने होइ तहिना मोहित होइत बाजल–

“भाय सहाएब, आसीन मासमे जखन बरखा तोड़ाइए, धानमे जीह पड़ै छै तहियेसँ बाधमे आबि बसै छी।”

निरधनक बात सुनि मनमे भेल जे भरिसक साधु सबहक संग जेना आत्म चेतना जगि गेलइ, तँए अपन बात अपने मुहेँ निरधन व्यान नै करए चाहैए। ओना, अपनो देखल अछि जे आसीन-कातिकसँ उत्तरबरिया बाधक ओगरवाहि निरधन करिते आबि रहल अछि। मुदा एना भऽ कऽ नइ बुझै छेलौं...।

पुछलिऐ–

“एना जे झाँपि-तोपि बजै छह से नइ, कनी खोलि-खोलि बाजह।”

शिवालयमे जहिना शिवदर्शन-ले भक्त उताहुल रहैए जे करवन शिवजीक पट खुजतैन जे दर्शन करब, तहिना रही। जीवने-दर्शन ने उच्च कोटिक दर्शन छी...।

निरधनक पट खुजल–

“भाय सहाएब, हमरा माथमे चानन आ हाथसँ टौहकी बनबैत देख जरूर तोहर मन हँसैत हेतह, मुदा...।”

निरधनक बात सुनि मन सहैम गेल। सहैम ई गल जे मनक बात निरधन केना बुझि गेल। किछु फुरबे ने करए जे आगू किछु पुछि कऽ बुझी आकि ओ अपने फुरने बाजत। भरिसक मनोक अपन बाट-घाट छै, जैठाम मन मनसँ मिलबो करैए आ छुटबो करैए।

कहलिऐ–

“निरधन भाय, जखन संगी सबहक बीच सत्संगमे जाइ छह तखन तँ काजो ने..?”

हमर बातक इशारासँ निरधन गम्भीर भऽ गेल। मुहसँ अनायास फुटलै–

“भाय सहाएब!”

‘भाय सहाएब’ सुनि अपना मनमे भेल जे भरिसक वेचाराकेँ जिनगीमे धक्का लगि रहल अछि। नजैर पाछू घुसकल, जे निरधन बुझि गेल। बाजल–

“भाय सहाएब, बाँसक चारियेटा वौस बनाएल होइए। छिट्टा-पथिया आ टौहकी-पहटा। जँ टौहकी बनाएब छोड़ि देब तँ अपनो आसीन-कातिकक आमदनी मरि जाएत। ओना, टौहकी बना बेचबो करै छेलौं आ अपनो बाधक पानिक बहावक कटारिमे लगा मछवारियो करै

छेलौं। मछवारिक आमदनीकेँ तँ अपने छोड़ि देलिऐ मुदा जे साँकठ अछि, जेकरा टौहकीक खगता छै, ओ केतएसँ आनत। गाममे हमहींटा बनबै छी।”

मुड़ी डोलबैत निरधनक सुकृत्यकेँ स्वीकृत करैत बजलौं–

“तखन तँ... ।”

हमर स्वीकृत पेब निरधनक मन जेना फुलाए लगलै तहिना फुलाइत बाजल–

“भाय सहाएब, एते दिन अपना-ले केलौं आब अनका-ले करै छी।”

मन मानि गेल जे निरधन समाजक जरूरतमन्द लोक छी, जेकरापर समाजक कारोबार ठाढ़ अछि। जुड़ाएल मन बिहुँसि उठल, पुछलिऐ–

“निरधन, परिवारमे के सभ छह?”

‘परिवार’ सुनिते निरधन रौदाएल फुल जकाँ कुम्हला गेल। बाजल–

“भाय सहाएब, तीन भाँइक भैयारीमे छी। लुल्ह-नाँगर बुझि दुनू भाए भीन कऽ देलक। तेही दिन बुझि गेलिऐ जे दुनियाँमे केकरो कियो ने छइ। छातीमे मुक्का मारि जिनगीक खेलौना हाथमे लेलौं। अपनो गामक लोक सभ आ आनो गामक लोक सभ भदवारिमे पटुआ काटै, धान रोपैले आ छठिक परात कातिकमे धान काटैले मोरंग जाइ छला। हमहूँ हुनके सभ सेने दू साल ओतए खटलौं। हमरा बुते भानस कएल नइ हुअए मुदा टहल-टिकोरा तँ करबे करिऐ।”

बजैत-बजैत निरधन अगिला बाते बिसैर गेल। अपने मने मुँह बन्न भऽ गेलइ। एकाएक बोलती बन्न होइत देख मनमे भेल जे या तँ तेल-पेट्रौल सठि गेलै वा कोनो खच्चामे लसैक गेल। हर बहैत बरदक नाङैर पकैड़ जहिना हरवाह टीटकारी दइए तहिना बजलौं–

“निरधन भाय, राज मोरंगक बात अखन तक कहियो कहाँ बजलह?”

मोरंगक बात सुनिते निरधनक मनक वीणा गुनगुनाएल–

“देखबै शकतिया हम गंगा महरानी-के...। ऐह! चुहरो ठीके चुहरे रहइ। चुहरा रहै कि चुहरखोर रहै से ते ओ जानए, मुदा रहै धरि छतिगर लोक।”

बीचमे रोकैत निरधनकेँ कहलिऐ–

“आइए तक गाममे छी, ओते समय नइ अछि। परिवारक जे बात कहए लगलह से खाली कहि दैह।”

हमर बात सुनिते निरधन पाछू उनैट-उनैट ताकए लगल। समाजमे बेसी लोक ओहन अछि जे माए-बाप छोड़ि अपन धिया-पुता आ पत्नी धरिकेँ परिवार बुझैए तँ एहनो तँ ऐछे जे धियो-पुतो छोड़ि अपन अपन पत्नियेँटा केँ परिवार बुझैए। मुदा जे असगरे अछि, तखन परिवार की भेल...।

निरधनकेँ सकदम देख बुझि पड़ल परिवारकेँ बिसैर ने तँ गेल अछि। मन पाड़ैत बजलौं–

“मोरंग जे धान काटए जाइ छेलहक से कमेबो करै छेलहक कि तनडेली करए जाइ छेलहक?”

निरधनक मन मोरंगक डोरकेँ पकड़ने ओइ परिवार लग पहुँच गेल, जइ परिवारमे, जनिजाति सभकेँ बाँसक छिट्टा-पथिया-ढकिया इत्यादि बनबैत देखने। मन पड़लै सिजिने-सिजिने मोरंग जा कऽ धानो काटै छेलौं आ ओइ परिवारमे जा-जा देखबो करै छेलौं। ओही परिवारमे ने बाँसक सभ चीज बनेनाइ सीखलौं आ ओम्हरेसँ एकटा खुखड़ी कीनने आबि मोरंग जाएब छोड़ि गाममे बाँसक कारोबार केलौं। ओना, बाँसक हजारो रंगक कारोबार अछि, मुदा से नइ छिट्टा-पथिया इत्यादि-इत्यादि बनाएब

शुरू केलौं... ।

ओना, समाजमे बेसी लोक, बेसी लोकक जिनगीक बाट रोकैये पाछू लागल अछि, मुदा एकरो नकारल तँ नइ जा सकैए जे आगू दिस बढ़ौनिहार नइ अछि। परिवारसँ समाज धरि एहेन संस्कार बनि गेल अछि जे माइयो-बाप ओही बेटा-बेटीकेँ कोनो काज अढ़बैत जे दौड़-दौड़ करैत आ जे से नइ करैत तेकरा अढ़ाएबो छोड़ि दइत। रचनोक क्षेत्र लिअ। अहाँ कविता लिखै छी तँ सइयो-हजारो रचनाकार शुभ बात कहबे करता जे अहाँक पेनी कलम अछि, जँ कथो आ उपन्यासो दिस बढ़ैत तँ समाजमे धमगज्जर भऽ जाइत। दोहरबैत बजलौं–

"निरधन, परिवारक बात नइ बजलह?"

समगम होइत निरधन बाजल–

"भाय सहाएब, की कहब..!"

निरधन चुप भऽ गेल। अगुताइत बजलौं–

"निरधन भाय, जाइ छी। आब फेर कहिया भेँट हएब कहिया नइ। आकि नहियेँ हएब तेकरो ठेकान नहियेँ अछि, मुदा हमर बात बाँकीए रहि गेल।"

'बाँकीए रहि गेल' सुनि निरधन बाजल–

"भाय सहाएब, की कहब अपन आ की समाजेक कहब। लुल्ह-पांगुर बुझि दुनू भाँइ कात कऽ देलक मुदा समाजमे कियो किछ ने बाजल आ ने भइये भाए बुझलक। असगरक पेट बेसी भारियो ने अछि, कोनो कि हाथी-घोड़ाक छी, लऽ दऽ कऽ एक बीतक अछि, अपन भार अपने उठा अखनो जीबै छी... ।"

बिच्चेमे मुहसँ निकैल गेल–

"तखन तँ देशक एकटा परिवारक भार असगरे उठौने छह।"

हँसैत निरधन बाजल–

“इन्दिरो अवासक घर ऐ दुआरे ने भेल जे सभ कहलक ओ बबाजी आदमी छी, घर लऽ कऽ की करत।”

❑ **साभार : एगच्छा आमक गाछ**

# रमैत जोगी बोहैत पानि

की मनमे एलैन कि नहि, एकाएक राधाकान्त बाबा घर-परिवारसँ भागि जाइक मन बना लेलैन। ओना, समाज तँ समाज छी जे खाइकाल वौसैए, पड़ाइ-काल वौसैए, रूसलमे वौसैए, नहि जानि आरो कोन-कोन-काल वौसैए। मुदा से राधाकान्त बाबाकेँ कियो नै वौसए एलैन। ओना, मनमे रहैन जे कियो औता तँ अपन मनक बेथा कहबैन। केना नहि कहिऐन! उपदेश झाड़लासँ झड़ै छै आकि उपैत केलासँ। मुदा मनक बात मनेमे अँतरी जकाँ घुरियाइत बहत्तैर हाथक भऽ गेलैन। केकरो नइ देख फेर मनमे उठलैन जे जखन समाजे नहि, तखन परिवारक केते आशा? बड़ करत तँ मुँहमे आगि धरौत, कठियारी के जाएत? तहूमे तेहेन चालि-ढालि सभ धेने जाइए जे एको दिन रहब की जहलसँ कम अछि..! मुदा तैयो राधाकान्त बाबा आशामे रहैथ जे परिवारोक कियो जँ वौसए चलि औत तँ वौसा जाएब। अनेरे ऐ बुढ़ाड़ीमे केतए वौआएब। मुदा आशा अशे रहि गेलैन। ओना, अन्त-अन्त धरि आशा रहैन जे आन-आबए वा नहि, मुदा..?

दादी तँ दादीए भऽ गेली। सृजनकर्ता कुम्हार बरतन गढ़ि ओकर मुँह-कान नै सोझ करए, तँ केहेन बरतन बनत? तहिना दादी अपना बोनमे हराएल। किए वौसए औतैन। तहूमे कोनो कि हराएल बात अछि जे

मरैबला मरबे करैए आ चुड़ियो-सिनूर फोरि-मेटा जीबैबला जीबे करैए। मुदा जीबैक जगह तँ चाही...।

दरबज्जासँ उठि राधाकान्त बाबा कम्मरक मोटरीमे लटकैत कमण्डल कान्हपर लैत ओसारसँ निच्चाँ उतरला कि पोता देखलकैन। देखते दौगल आबि पाछूसँ मोटरी पकड़ैत कहलकैन-

"केतए चललह?"

बहैत पवित्र धारक स्नान जकाँ राधाकान्त बाबा हरा गेला। मनक बेथा मनेमे गुमसैड़ प्रेमक पेंपी बनि मुहसँ निकलए लगलैन। मुदा किछु उत्तर नहि पाबि पोता कहलकैन-

"हमहूँ जेबह!"

संगी पाबि बाबा उत्तर देलखिन-

"रमैत जोगी बहैत पानि..!"

❑ **साभार : बजन्ता-बुझन्ता**

# पनचैती पनपना गेल

जेठ मास अन्त होइ-होइपर छल मुदा पूरनिमा नइ भेने सम्पन्न नहि भेल छल। ओना, परसुए आद्रा चढ़ि गेल मुदा छी जेठे। पूरनिमो काल्हिये छी। जनतंत्र शासन छी तँए बहुमतसँ जेठकेँ समाप्ते बुझल जेबाक चाही। मुदा सेहो जँ मानि लेब तखन पतरा-पुराण तँ मारल जाएत किने तँए जेठे मानब बेसी नीक।

दिनक एके बजेमे पता चलल जे उचितलाल भायकेँ तीनू भाँइ–अर्जुन, नकुल आ सहदेव मारबो केलकैन, गलहत्थो देलकैन आ गरदेन पकैड़ मोकबो केलकैन, तेकरे पनचैती हएत। ऐठाम एकटा बात जे अस्पष्ट अछि ओकरा स्पष्ट कऽ दइ छी। तीनू भाँइ–अर्जुन, नकुल आ सहदेवकेँ महाभारतक पात्र नहि बुझबैन, ओ सिंहेश्वर कक्काक अपन देन छिऐन। देनक कारण छैन जे जहिना रामायण पढ़निहार अपन धिया-पुताक नाओं रामायणिक पात्रानुसार रखै छैथ आ हनुमत भक्तिभावसँ जीवन यात्रा करै छैथ तहिना सिंहेश्वर काका महाभारत पढ़निहार छैथ, तँए दुनू परानी मिलि अपन धिया-पुताक नाओं महाभारतक पात्रानुकूल रखने छैथ आ व्यास भक्तिक रसपान करैत जीवन यात्रा करै छैथ। अनेरे किए ओ वीणा एकतारा लऽ कऽ नारदजी जकाँ अकास-पताल घुमता, तँए नारदीय भक्ति-भावसँ सिंहेश्वर काका अपनाकेँ परहेज केने छैथ।

सिंहेश्वर काका दू भाँइ छैथ, दुनू भाँइमे बीस सालसँ भिनौजी छैन। जोतसीम खेत बाँटि नेने छैथ मुदा गाछियो-कलम आ फुलबाड़ियो शामिले रखने छैथ। तइ पाछू दुनू भैयारीक अपन सोच-विचार छैन। सोच ई छैन जे खेती तँ सभदिना छी तेँ अपन-अपन करबो करब अछि आ अपन-अपन भोगबो करब अछि, मुदा गाछी-कलम तँ भलेँ अपन रोपल किए ने छी मुदा ओकरा फड़ाएब तँ अपना हाथमे अछि नहि, सालमे एकबेर फड़त कि नइ फड़त, तहूमे जँ एक दियादक गाछ फड़ि जाए आ दोसर दियादक गाछ फड़बे ने करए, तखन तँ खाइ-पीबैमे दू रंग भऽ जाएत, तँए ओकरा एकरंग रखैक नीक रस्ता यएह अछि जे गाछीकेँ शामिले राखू, फले बाँटि लेब। तीनटा गाछ मालदहक छैन, आद्रा पाबैन दुआरे वएह आम दुनू भैयारी मिलि तोड़ने छला, ओही आमक हिस्साक बँटवारामे उचितलाल भाय पंच छैथ।

एक तँ सिंहेश्वर कक्काक गलती भेलैन जे जखन अपन घरक चीज (आम) छेलैन तखन किए ने अपने दुनू भैयारी मिलि एक भैयारी आमक जोड़ा लगा-लगा दोसर भैयारीक हाथमे देने जइतैथ आ जिनका हाथमे आम जइतैन ओ दुनू दिस केने जइतैथ। मुदा से भेल नहि। नइ होइक कारण बुझले अछि, एकटा मौगीक खातिर महाभारत भऽ गेल, एकटा मौगीक खातिर अयोधियासँ लंका तक उजाड़ भऽ गेल, तखन जँ गामक भैयारीमे पंच नहि आबैथ सेहो मौगुपने हएत किने।

दुनू भैयारी सिंहेश्वर काका उचितलाल भायकेँ आमक बँटबाराक पंच मानलैन। मानियेँ नहि लेलैन, जा कऽ कहबो केलखिन जे तीन गाछ मालदह आम आद्रा पाबैन-ले तोड़लौं हेन से अपने पंच बनि बाँटि दियौ।

उचितलाल भाय ओना, समाजिको पनचैतीमे सेहो जाइते छैथ मुदा आम-कटहरक पनचैतीक तँ विशेषज्ञे छैथ। तँए बेसी लोक हिनके पंच मानै छैन। पंचोक तँ अपन ट्रेनिंग उचितलाल भायकेँ भेटले छैन जे नइ लड्डू तँ लड्डूक झड़ुओ जँ भेटल तैयो बहुत भेल। आद्रा पाबैन छीहे,

समयपर बरखा भेने आमक सुआदो बनियेँ गेल छै, जँ लाबो-दुआ भेटल तैयो पाबैनक कोन बात जे पाँच दिन आगुओ तक दुनू साँझ चलबे करत। अपन मजबूरी देखबैत, पुन: विचारकेँ संशोधित करैत उचितलाल भाय आमक बँटबाराक मान मानि गछैत बजला- "जखने गाछसँ आम उतैर जाए, जानकारी देब, पीठेपर पहुँच दुनू भाँइक बीच आम फुटा देब।"

सएह भेल, आमक ढेरीसँ आम निकालि-निकालि उचितलाल भाय दुनू दिस बाँटए लगला। दहिना हाथसँ गोलगर आ बामा हाथसँ चेपगर आम उठा-उठा दुनू दिस बाँटए लगला। गोलगर-चेपगरक माने भेल पैघ-छोट। कुरुक्षेत्रक रणभूमि जकाँ एक दिस सिंहेश्वर कक्काक तीनू बेटा आ दोसर दिस बघेश्वर कक्काक तीनू बेटा पतियानीमे ठाढ़ छल।

उचितलाल भाइक पंचनामा हाथपर अर्जुनक नजैर अँटकल रहइ, ओ बामा-दहिना हाथक गोलगर-चेपगर आम देख नकुलकेँ आँखिक इशारा देलक। नकुलो तँ पकिया उल्था बुझू, सहदेवक, आँगुर पकैड़ जहिना पछबरिया बेपारी माने माड़वारी अपन धोतीक फाँड़मे घोंसिया दोसर बेपारीकेँ आँगुरपर हिसाब जोड़ि बुझा दइ छैथ तहिना नकुलक हिसाब सहदेव बुझि गेल। एके बेर तीनू भाँइ अरजैत-गरजैत अर्जुनक संग नकुलो आ सहदेवो उचित भाइकेँ गोलिया लेलकैन। तेकरे पनचैती हएत।

पाँच बजे बेरुका उखड़ाहा पनचैतीक समय आ पंचायत भवन स्थान निर्धारित भेल छल। ओना, धरमागती बात ईहो छल जे उचिललालपर अपनो आक्रोश छल, मुदा ऐठाम तँ ने तीनमे छेलौं आ ने तेरहमे, तँए सुनिये कऽ ने संतोख करए पड़त। ओना, संतोखो तँ सेतोखे छी, केतो धारक ऊपर देने चलैए आ केतौ धरती छुबैत तरो देने चलिते अछि। मुदा जे अछि ओ तँ ओइठाम अछि, ऐठाम तँ उचित भाय गामक सभदिनो आ सभठीमोक पंच छथिऐ तँए अपन पनचैती केहेन भेलैन सएह बुझैक जिज्ञासा मनमे रहए।

अपन घरसँ पंचायत भवन उत्तर आधा किलोमीटरपर अछि। बीचमे एकटा चौक छइ। चौकक माने दुनू अछि, जँ पाँच-दसटा दोकान खुजि गेल तँ ओहो चौक भेल आ जैठाम चारू दिससँ रस्ताक मिलानी भेल सेहो चौक भेल। मुदा से नहि, ऐठाम दुनू अछि।

कनसोह लइले पाँचे बजे चौकक चाहक दोकानपर जा कऽ बैस गेलौं, आ बिना कारण जनौने 1974 इस्वीक इमरजेंसीपर भाषण दिअ लगलौं। मनमे छल जे किए ने सभ बच्चाक सिलेबसमे ऐ प्रश्नकेँ राखल जाए। एकसूरे दस मिनट बाजि गेलौं। तही बीच रंगलाल भाय पनचैतीसँ घुमल मुँह लटकौने पहुँचला। ओना, रंगलाल भाय ने गामक जितुआ पंच छैथ आ ने मनौआ पंच छैथ मुदा तैयो पनचैतीमे ऐ दुआरे गेल छला जे अर्जुन तीनू भाँइ आबि कऽ कहलकैन। भाय, समाज छी! समाजमे रहै छी तखन जँ समाजक बात नहियोँ मानब सेहो केते नीक हएत। ओना, रंगलाल भाय अपना गामक समाजकेँ बिनु डोराडोरिक समाज बुझै छैथ, तँए पनचैतीमे नहियेँ जाइ छैथ, मुदा अर्जुन तीनू भाँइपर बेकतीगत बिसवास रहैन तँए गेल छला। ओना, अर्जुनकेँ पनचैतीसँ पहिनहि कहि देने छेलखिन-

“बौआ, बिना अरजने ने मर्जन होइए आ ने बिना मर्जने तर्जन होइए, तँए पंच बनब तँ भारी नइ भेल मुदा हँसेरी बनब तँ भारी भइये जाएत किने।”

रंगलाल भाइक बात सुनि अर्जुन तँ चुपे रहल, किए तँ ओकरा दुनू हाथमे मुंगबा रहइ, मुदा सहदेव बाजि चुकल छल-

“भाय साहैब, अर्जुनक पनचैती छिऐ।”

रंगलाल भाइक लटकल मुँह देख बजलौं-

“भाय साहैब, बड़ तबाही बुझि पड़ैए! केतौ बाहरसँ अबै छी?”

रंगलाल भाय चुप्पे रहला तँए फेर बजलौं-

“अच्छा पहिने चाह पीबू पछाइत कुशल-छेम करब।”

बिना किछु बजने रंगलाल भाय लगमे आबि बैसला। बैसते दोकानदार चाह नेने आबि हाथमे धरा देलकैन। ओना, गुलाबक फूल वा कोनो आनो फूलक जँ ऊपरका रूप कुरूपो भऽ जाइ छै, आ पानिक रस पबिते माने धोला, भिजौला वा सींचलासँ अपन रंगमे रंगि जाइए तहिना रंगलाल भाय रंगि गेला। ताबे चाहो पीब लेलैन। बजलौं-

“भाय साहैब, पंचायत भवनपर पनचैती छी से किछु बुझबो केलिऐ?”

निछोह दौड़ल आएल कोनो धिया-पुताकेँ एकाएक कोनो बात पुछबै तँ ओ जहिना हकैम-हकैम बजैए तहिना रंगलाल भाय बजला-

“ओही पनचैतीसँ अबै छी।”

जिज्ञासा जगल। पुछलयैन- “की भेल?”

रंगलाल भाय बजला-

“हएत की कपार! अर्जुन तेहेन अपन पक्ष रखलक जे कोनो पंचकेँ उठबे ने केलैन।”

आरो जिज्ञासा बढ़ल। बजलौं- “से की भाय साहैब?”

रंगलाल भाय बजला-

“अर्जुन उचितलालकेँ पुछलकैन जे आम सन अदना वस्तुपर जखन अहाँक धीर्त नइ रहल तखन समाजक उचित-कल्याणमे धीर्त रहत।”

❑ **साभार : गपक पियाहुल लोक**

# जेठुआ गरदा

लूरिपुरा गाम काजे जाएब रहए, जेठ मास भोरुए पहर गामसँ विदा भेलौं। कनी बेसी दूर रहने जेठुआ गरदाक धुरखेलमे पड़िए गेलौं।

जमुना धारक ओइ पार लूरिपुरा गाम अछि, जइ गाममे दुरवासा काका आ दुरदिनी काकीक घर सेहो छैन। हुनके ऐठाम जाएब रहए। ओना, अखुनका हिसाबे हमरो गाम कोनो बेसी हटल नहियेँ अछि, किएक तँ देखबे-सुनबेटा नइ, घर बैसल पाँचो मिनटमे कोन-कोन देश आ केतए-केतक लोकोसँ गपो होइए आ सवारियो तेते फड़ि गेल अछि जे हजार कोसक कोनो महते ने अछि, चाह-पान पीबै-खाइले, गामक चौक-चौराहा जकाँ लोक आनो-आनो देश जाइते अछि। तैठाम साते-आठ कोस हटल गाम, जेतएसँ पाँच बजे भोरे पएरे विदा भेलौं। मुदा बरह-बजिया विर्ड़ोओ आ जेठुआ गरदोमे पड़िए गेलौं। एक तँ ओहिना केतए-कहाँसँ आएल पछबा हवाक झोंकी जे ठाम-ठाम खेतोमे आ रस्तोपर मोइन फोड़ि रहल अछि माने जहिना पानि चकभौर लैत धारमे मोइन फोड़ैए तहिना हवाकेँ सेहो फोड़ि विर्ड़ो-दानो भइये जाइए।

एक तँ अहुना धारऽ-कातक गाम, तैपर बलुआहा रस्ता, केतौ धँसल, केतौ टुटल तँ केतौ बगलक खेतबलाक कोदारिक छाँटल, तँ केतौ अड़कन-मड़कनक ढेरीसँ घेराएल। ओना, लूरिपुरासँ पाछूए, माने दस

बजेक करीबमे डेढ़-दू कोस पाछूएसँ ओहन रस्तासँ भेँट भऽ गेल मुदा रौदो आ हवोक ओहन तेज गति नहियेँ आएल छल तइसँ टपैमे बेसी बाधा होइत, मुदा जमुना धारक किनछेर लग पहुँचैत-पहुँचैत जेठुआ धुड़खेलसँ भेँट भइये गेल। ओना, केतबो धुड़खेलक हवा-विहाड़ि किए ने रहए, मुदा मनमे ईहो बिसवास तँ बनले रहए जे जैठाम काज अछि ओहो लगिचाइए गेल अछि। होइतो अहिना छै जे रस्ता केहनो गड़ूगर किए ने टपऽ पड़ए मुदा अपन गनतव्य स्थानपर पहुँचते मन खुशीसँ खुशीआइए जाइ छइ। से आशा मनमे रहबे करए। जमुना धार टपिते एकटा चौड़गर रस्ता जे लूरिपुरा होइत पछिम मुहेँ दूर तक गेल अछि। गामो तेहेन घनगर नहियेँ, मुदा धारक कातक जेहेन गाम होइ छै, तइमे कमियोँ नहियेँ रहइ। काठक पहियाक गाड़ी, बरद बहलमानक बले चलिते अछि। जइसँ गामक रस्ताक कोनो दशा बाँकी नहियेँ छइ। एक तँ बलुआहा माटि तैपर केतौ खाधि तँ केतौ रस्ता-कातक पानिक कल लग खच्चा, मुदा किछु छी तँ गामक सार्वजनिक सम्पैत कहियौ आकि सरकारी सड़क, छी तँ वएह। मुख्य सड़कसँ एकपेरिया फुटल रस्ता, ओना, टोले-टोल सेहो एकपेरिया फुटले अछि, ओही रस्ता कातमे दुरवासा कक्काक घर। बारह बीतैत-बीतैत दुरवासा काका ऐठाम पहुँच गेलौं।

आने गाम जकाँ लूरिपुरोबला सभ रंगक काज अपना-अपना विचारे अपना-अपना लूरिए-बुधिये अपन-अपन करिते अछि। अपन-अपन सबहक काज तँए केकरोसँ केकरो मतलब बेसी किए रहतै। मतलब तँ बेसी ओइठाँ होइ छै जइठाँ एक रंगक काज वा दसगरदा काज होइ छइ। दुरवासा काका दुरदिनी काकीक किसान परिवार, तीन-चारि बीघा खेत, पाँच गोरेक परिवार, शहर-बजारक तँ जिनगी नहि, जे काजो समटल रहतैन। किसानी जिनगी तँए काजो घर-अँगनासँ लऽ कऽ खेत-खरिहाँन धरि पसरल छनिहेँ। ओना, देखा-देखी लूरिपुरोबला आने गामबला जकाँ गाइयो-महींस पोसैत, खेतियो-पथारी करैत आ

धारेकातक गाम जकाँ कारोबार आ सवारियो तँ रखनहि अछि। रस्ता-पेरा दुआरे- माने धार-धूरक इलाका रहने- इंजिनक गाड़ियो आ इंजिनक कारोबार नहियेँ तेना भऽ कऽ पकड़ने अछि मुदा थोड़-थाड़ पकड़ने तँ अछिए।

एक गाममे रहितो दुरवासा कक्काक विचारो अपन आ काजो अपना ढंगक छैन। अपना ढंगक काज ई जे दुनू परानीक बीच पँचनामा बँटवारा तँ परिवारक काजक नहि, मुदा परम्परासँ चलि अबैत बेवहारक अनुकूल काजक सीमांकन छनिहेँ। एकर माने ई नइ जे, एक-दोसराक सहयोगी संगी नइ छैथ। रहबो किए ने करता, काज चाहे जिनका सिरे होइ मुदा छी तँ परिवारेक काज, जे दुनू परानी नीक जकाँ बुझितो आ करितो। मुदा एते तँ मने-मन रहबे करैन जे जे-जे काज जिनका सिरे अछि ओ ओइ-ओइ काजक जवाबदेह भेला, आ परिवारक दोसर-तेसर ओइ काजक सहयोगी भेलौं, तँए वैचारिक मतभेदक प्रश्नक जड़िए ने केतौ अछि।

आन जकाँ परिवारमे केतौ गुमा-गुमी नहि जे, कियो केकरो काज बुझबे ने करत। पोखेरक पानि जकाँ जेहने घाट परक तेहने जाइठ लगक...।

..अपना ढंगक जिनगी तँए दुरवासा काका गाममे रहितो गौंआँक संग केतौ हटि, केतौ सटि आ केतौ-केतौ हटि-सटि कऽ अपनो चलि रहला अछि आ परिवारो चलि रहल छैन। हटल केर माने भेल जे जैठाम नोकरियो आ बहरवैयो  अपन खेतमे ओहन-ओहन बोन-झाड़ लगौने छैथ, जेकर (लकड़ीक) पाइक मोल तँ अछि मुदा फल-फलहरीक मोल नहि अछि। मुदा से नै दुरवासा काकाकेँ बिसवास बनल छैन जे बच्चाकेँ माने विद्यार्थीकेँ कागज-कलम किताबक खगता तँ ऐछे, मुदा केहेन लिखनिहार-पढ़निहारकेँ केहेन कलम कागज आ केहेन किताबक खगता अछि, ओइ अनुकूल ओकरा हेबा चाही। ई नइ जे बचकानी बच्चाकेँ

हजार रूपैआबला कलम आ आन-आन देशक डिजेनगर किताब दऽ दिऐ। एहने सोच रहने गाममे शीशो-सखुआ-सागवानक बोन सेहो अछि, आम, कटहर, लताम, बेल, धात्रीक बोन सेहो आ दारीम, नेबो इत्यादिक झाड़ो अछिए।

दुरवासा काकाकेँ दूटा बेटा, विलास आ विकास। ओना, विलास जेठ, विकास छोट अछि मुदा दुनू नबालिके। जहिना सभ परिवारमे बालिक भेने बेटा पिताक विचारमे अबैत आ नबालिक रहने माइक विचारमे रहैत तहिना दुरवसो कक्काक रहलैन।

ओना, ऐ-बेरक भोँटर लिस्टमे नाओं आबि गेने विलास बालिक भऽ गेल मुदा पिताक बात-विचारमे नइ ऐने पिताक नजैरमे विलास नबालिके छल, तँए कोनो काजक भार दुरवासा काका विलासकेँ नइ देने। ओना, लाजक पच्छे बुझू आकि लूरिक पच्छे, कनी-मनी विलास पितोक संग काजमे पुरिते अछि, मुदा बात विचारमे माइयेक संग बेसी रहैए। प्रश्न तँ परिवारमे जटिल ऐछे जे जैठाम पिताक मन दूर देशमे बसव छेलैन तैठाम माइक मन दूर-दिन बीताएब छेलैन।

हवाक झोंकमे किसान परिवार सभकेँ खेती करैले बैंक-कर्जक घोषणा केलक। घोषणा ईहो केलक जे जेकर नाओं भोँटर लिस्टमे आबि गेल, ओकरा कर्ज भेट सकै छइ। ओना, ऐ बातक घोषणाक भनक दुरवसो काकाकेँ लगलैन, मुदा अपन समटल खेती, समटल लूरिक संग समटल श्रमक संग चलिए रहल छैन तँए बैंकक लौनक खगता नहियेँ बुझि पड़लैन। संगे मनमे ईहो रहबे करैन जे माता-पिताकेँ पार-घाट लगा कर्ज चुकाइये चुकल छी, पत्नी कोनो करजे ने भेली, तखन बँचल बेटा-बेटीक कर्ज। सेहो तँ ओकाइत भरि कइये रहल छी, किछु दिनक पछाइत ओहो सधिये जाएत। तखन अनेरे जे देश-विदेशक कर्जा लऽ कऽ अपनो आ अपन लूरियोकेँ जे कर्जखौंक बना देब से उचित नहि। पसिन्न लोककेँ अपन-अपन होइ छै आ विचार अपन-अपन चलै छै...।

मुदा परिवारमे भीतरिया रोग पैसि गेलैन। भोँटर लिस्टमे नाओं ऐने अपनाकेँ बालिक बुझि विलास खेतीक नाओंपर लौन उठा टी.वी. कीनि लेलक..!

..बैंकसँ लौन उठा विलास बजारेसँ टी.वी. कीनने दोसर-तेसैर साँझ घर आएल। घरपर आबि माएकेँ कहलक-

“माए, टी.वी. कीनिलौं हेन।”

जहिना सभ माए, बेटा-बेटीकेँ नीक खेनाइ, नीक कपड़ा-लत्ता, साज-श्रृंगार देख खुशी होइत तहिना दुरदिनी काकी सेहो भेली। अपना संग पड़ोसियो-पड़ोसनीकेँ टी.वी. देखैक हकार बिलैह एली। एके-दुइए देखनिहार अबऽ लगल जइसँ रातिक दस बजि गेल। दुरवासा काका अपन दिनचर्यानुसार अपनेमे घुरियाइत सुति रहला, जइसँ बुझबे ने केलैन।

भोरे-भोर दुरदिनी काकी टी.वी. नेने दुरवासा काकाकेँ देखबऽ गेली। टी.वी. देखते जेना दुरवासा कक्काक नरसिंह एँड़ीसँ टिकासन चढ़ि गेलैन। मुदा प्रभातवेला दुआरे मुँहमे ताला लगौने रहला।

ओना, आँखिक रंग दुरवासा कक्काक कारीसँ ललौन हुअ लगलैन, मुदा जहिना लोक अपन लहूक घोँट अपने पीब लइए तहिना दुरवसो काका पीबैत बजला-

“ऐसँ नीक रेडी होइतै, जइमे बात तँ सब ऐबतै मुदा अनकर रंग-रूप नइ देखने अपन रंग-रूपमे समटल रहैत।”

पतिक विचार सुनि दुरदिनी काकी बजली किछु ने मुदा मन कलहैन्त गेलैन।

❑ **साभार : पसेनाक धरम**

एक तम्मा सिदहा
एक घोंट पानि
करतब
पहाड़क बेथा
उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा
पैंतीस साल पछुआ गेलौं
माघक चाह
घबाह ट्यूशन
चोर-सिपाही

उरीन
गुणहीन
बड़की माता
पोखला कटहर
राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल
हेराएल जिनगी
करिछौंह मुँह
कियो ने पुछैए
अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे
सजल स्मृति
सेहन्ता
धोखा
एक मुठी घास

डुमैत जिनगी
हूसि गेल
ठेलाबला
जीविका
धर्मनाथ

किरदानी
भरमे-सरम
धोखा केतए भेल
मीनी भ्रष्टाचार
सोमनाकाका

पटियाबला
रिक्साबला
पसेनाक धरम
दूधबला
केना जीब?

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

| | |
|---|---|
| घूर | ओझरी |
| एगच्छा आमक गाछ | दोती बिआह |
| प्रीगर शत्रु | कचहरिया रोग |
| दहेजुआ गाए | नटकिया गति |
| गठूलाक गारि | भारीपन भार बनि गेल |
| | |
| गण्डा | दिन घटि गेल |
| अब-तब | पछताबा |
| झूठे | परिवारक प्रतिष्ठा |
| उजगी | पागलखाना |
| जेना हाथी रही | खाए चाहैए |
| | |
| कनी हमरो सुनू | गामे उपैट गेल |
| नोकरिहारा | खतियाएल घर |
| अनका बेर ओंघी | किछु ने फुरैए |
| लगबे ने कएल | तिलकोरक तरुआ |
| ओ दिन | पटोर |
| | |
| पान पराग | बेटाक चलैत |
| फोंक मकड़ | उग्रघारा |
| झकास | बेटीक कुभेला |
| ठोररंगू | दोहरी हाक |
| हकार | खिलतोड़ |

बापक चलैत
गाम बिसैर गेल
ठकहरबा
समैयक बेरबादी
न्याय चाही

रिजल्ट
बाल बोध
अपन गारि अपन दुआरि
सरही सौबजा
अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध
कन्हा भँट्टा
फलहार
गावीस मोइस
निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा
मानसरोवर यात्रा
गामक शकल-सूरत
मितक प्रयोजन
चैन-बेचैन

पाइक इज्जत
माघक घूर : 1
मधुमाछी
मति-गति
नैहराक धाड़

माघक घूर : 2
चहकल विचार
राक्षसक झड़
सद्विचार
पोखरिक सैरात

मनकमना
कटौज
किछु ने
हथियाएल खुरपी
झुटका विदाइ

खुदियाएल
गलती अपने भेल
बत्तु
असिरवाद उलैट गेल
उड़हैड़

| | |
|---|---|
| जिगेसा | विदाइ |
| लेहाज | कर्तव्यपरायन सुगा |
| जानक मोल | निशाँ |
| समर्पण | दान-दैछना |
| स्तब्ध | माइक वचन |
| भोरक झगड़ा | मथाहाथ |
| शालीनता | पाइक मोल |
| पान | गंजन |
| पवनक विवेक | नमहर फेरा |
| हरवाहि | अपन काज |
| समरथाइक भूत | बेटपन |
| समता | उमेद |
| सुखाएल सूरत | एकोटा ने |
| खजाना | कथनी नै करनी |
| मौसी | मुसाइ पण्डित |
| कर्ज : 2 | घरवास |
| टुटल मनक जुटान | भूल |
| ऐंठ साड़ी | बत्तीसोअना |
| अस्तित्वक समाप्ति | पुरनी भौजी |
| जाति नहि पानि | अर्द्धांगिनी |

पेटगनाह
गंगा नहेलौं
बकठाँइ
गुलेती दास
खर्च

डॉक्टर हेमन्त
मनुखक मूल्य
तीन जुगिया भाय
आश्रम नहि सोभाव बदली
मायराम

शुभचिन्तक
विधवा बिआह
वैष्णवी भगवती
प्रेमी
शंका

मुइलो बिसेबैन
प्रतिभा
केतौ नै
हमर कोन दोख
असगरे

डीहक बटबारा
मूलधन
छूआ
लफ साग
नहरकन्हा

अपन सन मुँह
पाप आ पुण्य
चोरक चोरबती
मातृभूमि
कटा-कटी

हरदीक हरदा
बेरपर
झगड़ाउ-झोटैला
फॉगु
बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर
पतझाड़
धरम काँट
तिलासंक्रान्तिक लाइ
कठफल

असहाज
बाबा बेलेश्वरनाथ
भौँटक गहमी
जेतए जे हौउ
नौमीक हकार

एकतीस मार्च
अगिलह
स्वर्ग आ नर्क
पीरारक फड़
मनकैँ फुसलबै छी

अकास दीप
माघ नहाइले जाएब
अतहतह
चौरचनक दही
तेतर भाइक कविता

अपन रोपल गाछी भुताहि
डभियाएल गाम
अखरा-दोखरा
गाछपर सँ खसला
सोनाक सुइत

बेटीक लिलसा
पुरान साड़ी
अभिनव अनुभव
अड़िकट्टा चोर
उझट बात

बहिन
मर्माहत
अलपुरिया बरी
दुधियाएल बरखा
चोरूक्का झगड़ा

त्राहि-कृष्ण
संकट
काँच सूत
बीरांगना : 2
सोग

विघटन
बगदल गाम
कलंक
उनटन
विद्गताक मद

क्रान्तियोग
पाही पट्टी
गोहाइर
मरियाएल मन
मदैत नै चाही

बोनिहारिन मरनी
आशापर पानि पड़ल
बुढ़िया दादी
बाबी
बुधनी दादी : 1

क्रियाशील
समझौता
रत्न गमेवाक दुख
भाइक सिनेह
हारि

जाम
विदाइ-दैछना
टाइपिस्ट
गजपट खेती
सुआद

अनेरुआ बेटा
कछमछी
समदाही
वारंट
एकाग्रचित

गलगर भैंस
प्रवल इच्छा
अधखरूआ
मोहरा
भँसियाएल बाल-बोध

दूटा पाइ
अपने केलहा
समुद्री विद्या
बीरांगना : 1
अनुशासन

बिहरन
हारि-जीत : 1
अपसोच
अपन पुरखाक डीह
खलओदार

पढ़ल सुगा बौक
गेल माघ उनतीस दिन बाँकी
मान
बालमण्डली
नीक बोल

कियो ने
स्वरोजगार
झिसीक मजा
लतियाएल जिनगी
सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी
सड़ल दारीम
बटखौक
स्मृति शेष
बिसवास

हाथी आ मूस
गामक बान्ह
पनचैती
भबडाह
दूरी

गामक मुँह फेर देखब
गुड़ा-खुद्दीक रोटी
चौकीदारी
देव उठान
अनदिना

सुमति
आशापर पानि फेर गेल
चर्मरोग
केतौ ने रहलौं
मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया
पुरस्कार
फुसियाह
गामक सुरता
कचोट

जेकर चुन तेकर पुन
एते दिन अपना-ले आब अनका-ले
रमैत जोगी बोहैत पानि
पनचैती पनपना गेल
जेठुआ गरदा

खसैत गाछ
केते लग केते दूर : 2
कुघाटक मृत्यु
ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल
मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता
हारि-जीत : 2
हँसीएमे उड़ि गेलौं
मनोरथ
धरती-अकास

विचार हेरा गेल
घर तोड़ि देलिऐ
आजुक जिनगीक आइ परीछा
दोहरी मारि
धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल
सीरक गाछ
परतीहा खढ़
गरदैन कट्टा बेटा
कर्जखौक

सुरता
सगहा
पकिया चेला
अनगढ़ चेतना
धोतीक मान

चुप्पा पाल
जन्मतिथि
दियरबा-भैंसुर
फज्झैत
भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा
मनुखदेवा
अप्पन-बीरान
सुभिमानी जिनगी
मरूभूमि

मइटुग्गर
आने जकाँ
उमकी
मुँहक खतियान
ओसार

सरोजनी

सुभद्रा

देखल दिन : 1

पड़ाइन

चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी

भोलानाथ बाबा

घटक बाबा

इजोरिया राति

भँसैत नाह

शम्भुदास

शिवजीक डाक-बाक्

सजाए

छुटि गेल

कनफुसकी

फाँसी

गति-मुक्ति

बजन्ता-बुझन्ता

अप्पन हारि

कोसलिया

मुसहैन

बिसाँढ़

मत्हानि

तेरहो करम

बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख

गैत-वीध

बेवहारिक

ठका गेलौं

साए कच्छे

करिछौन लाली

बलजोर

गति-गुद्दा

कलम हानि कऽ

अकाल

भैंटक लावा

डंका

काल्हि दिन

इमानदार घूसखोर

सनेस : 1

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। -**गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।

₹ 50

पल्लवी प्रकाशन
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

9789388421683